भऽ जाइ छेलैन। जइसँ खेतोक नाप-जोख आ अनो-पानिक तौल-जोख कइये लइ छला। अपन पढ़ब-लिखब कल्याण कक्काक मनकेँ एते आकर्षित कइये नेने छेलैन जे पढ़ाइ-लिखाइकेँ परिवारक अनिवार्य काज बुझै छला। दुनू शासनक– अंग्रेजी शासनसँ लऽ कऽ देशी शासनक बीचक सीमापर कल्याण कक्काक जिनगी रहलैन। माने उतरैत अंग्रेजी शासन आ चढ़ैत देशी शासन। जइसँ देशक गुलामीक संग स्वतंत्र जिनगीक बीचक जिनगी कल्याण कक्काक रहबे केलैन। ओना, स्वतंत्र जिनगी लोक अपने निर्माण करै छैथ, मुदा तइमे बाहरी प्रभाव–माने शासनक प्रभाव नहि पड़ैत अछि, सेहो कहब अनुचिते हएत। शासने-सूत्रसँ सत्ता चलैए आ ओही सत्ताक बीच जीवन चलैए। ओही जीवन-जापनक बीच परिवार अछि। जे वंशगत आधारपर ठाढ़ होइत आबि रहल अछि। परिवारक अर्थ भेल देशक सभसँ छोट अंग– माने सभसँ छोट संस्था, जेकर संचालन-सूत्र  परिवारे-जनक ऊपर रहितो अछि आ रहितो आबि रहल अछि।

1947 इस्वीसँ पूर्व कल्याणपुरमे लोअर प्राइमरी स्कूल मात्र छल। ओना, किछु परिवार एहेन जरूर छल जे खानगी पढ़ाइक बेवस्था अपना दरबज्जेपर केने छला आ किछु गोरे अपन धिया-पुताकेँ बाहर भेज पढ़ौलैन, मुदा ओ गोटि-पङ्गरा परिवार छल। गामक हिसाबसँ माने समाजिक रूपमे सिरिफ एकटा लोअरे प्राइमरी स्कूलटा छल। कमलपुरसँ कोस भरि हटल, दोसर गाममे मिडिलो स्कूल, हाइयो स्कूल आ संस्कृत महाविद्यालय सेहो छल।

देश स्वतंत्र भेला पछाइत कल्याणपुरमे सेहो मिडिल स्कूल खुजल। जइमे चारि क्लासक पढ़ाइ शुरू भेल। चौथासँ लऽ कऽ सतमा धरि। चौथा-पाँचमामे विद्यार्थीकेँ फीस नइ लगै छेलै आ छठमा-सतमामे अढ़ाइ रूपैआ महिनाक हिसाबसँ फीस लगै छेलइ। जे सातम दशकमे बन्न भेल। बिहारमे जनवादी सरकार बनला पछाइत हाइयो स्कूलक फीस बन्न भेल,

जइसँ मैट्रिक तकक शिक्षा सभकेँ उपलब्ध भेल।

कल्याण कक्काक पहिल आ दोसर बेटा, माने बौआनन आ हेरानन हाइ स्कूल तक जरूर पहुँचल मुदा मैट्रिक पास नइ केलक। एगारहम क्लास मैट्रिक होइ छल, जइमे दू सालक सिलेबस रहइ। माने दसमा-एगारमाक एक्के सिलेबस रहइ। दसमा तकक परीक्षामे विद्यार्थीकेँ नहि रोकल जाइ छल, माने फेल नइ कएल जाइ। एगारहमाक परीक्षा सरकारक अन्तर्गत होइ छल, जे साले-साल होइ छल। नअ विषयक पढ़ाइयो आ परीक्षो होइ छल। नम्बरक हिसाबसँ श्रेणीक बँटबारा छल। नअ रंगक नअटा विषय छल जइमे एक्को विषयमे फेल केने विद्यार्थी फेल होइ छल।

पाँच बर्खक हीरानन जखन गामक स्कूलमे प्रवेश पेलक तखन आन-आन विद्यार्थीसँ नीक वातावरण परिवारमे भेटलै। नीक वातावरणक माने भेल जे अधिकांश लोकक परिवार ओहन छल जइमे शिक्षाक प्रवेश नइ भेल रहइ। मुदा हीराननकेँ से नहि, साक्षर पितो आ जेठ दुनू भाइयो परिवारमे रहथिन। ओना, कल्याण काका जहिना बौआनन आ हेराननकेँ अक्षर-अंकसँ लऽ कऽ किताब पढ़नाइ सिखेलखिन तहिना हीराननकेँ सेहो सिखौलैन। जइसँ स्कूलमे हीरानन आन विद्यार्थीक अपेक्षा तेजगर-बुधिगर छल।

मिडिल स्कूलक अन्तिम परीक्षा तकमे हीरानन प्रथम होइत रहल। हाइ स्कूलमे प्रवेश पबिते, पाँचटा मिडिल स्कूलसँ आएल पाँचटा प्रथम विद्यार्थीक बीच हीरानन आबि गेल। ओना, हाइ स्कूलक फीस जहिना समाप्त भेल तहिना अंग्रेजी विषयकेँ सेहो कम कएल गेल। अधिक-सँ-अधिक विद्यार्थी अंग्रेजीमे फेल करै छल। एक तँ विदेशी भाषा-साहित्य, दोसर बाल-मनक ऊपर आरो-आरो विषयक दाब छेलैहे। तइ बीच एकटा आरो भेल, ओ भेल परीक्षामे चोरीक आगमन। माने चीट-पुरजीसँ देख कऽ लिखब।

ओना, अंग्रेजीक पढ़ाइ हाइ स्कूल (आठमा) सँ शुरू होइ छल, मुदा तेकरा पाछू घुसका मिडिल स्कूलमे सेहो आनल गेल। माने छठा क्लाससँ अंग्रेजी शिक्षा शुरू भेल। भाषा आ विषयक समस्या हाइ स्कूलमे जबरदस छल। जहिना भाषा-साहित्यक रूपमे अंग्रेजी, हिन्दी, संस्कृत, मैथिली छल तहिना विषयक रूपमे आर्ट-साइंस-कामर्सक अनेको विषय सेहो छेलैहे।

प्रथम श्रेणीमे हीरानन मैट्रिक पास केलक। तइमे किछु पढ़बोक जोग छेलै आ किछु चोरियोक। ओना, परीक्षामे केतबो चोरी किए ने बढ़ल मुदा तैयो प्रथम श्रेणीक रिजल्ट कमे होइ छल। दोसर श्रेणीक रिजल्ट बेसी होइ छल। कल्याण कक्काक परिवारमे पहिल-पहिल प्रथम श्रेणीमे उत्तीर्ण विद्यार्थीक जन्म भेलैन। तँए परिवारमे सबहक मन उत्साहित भइये गेल छेलैन। तैबीच शिक्षण संस्थानक क्षेत्रमे सेहो उछाल आएल। जेकरा हम सभ आइ मधुबनी जिला कहै छिऐ ओ दरभंगा जिलाक अनुमण्डल छल। साठिक अन्तिम दौर आ सत्तैरिक दशकक शुरूआती दौरमे शिक्षाक प्रति जागरणक एकटा नव रूप उभरल। जइसँ स्कूलोक संख्या बढ़ल आ कौलेजोक। स्वतंत्रतासँ पूर्व (1947) दरभंगा जिलामे मात्र दूटा कौलेज, एकटा दरभंगामे सी.एम.कौलेज आ दोसर मधुबनीमे आर.के. कौलेज छल, तइमे उछाल आएल। एकाएक चारिटा कौलेज– बाबूबरही, सरसो, झंझारपुर आ निर्मलीमे खुजल। ओना, क्षेत्रक हिसाबसँ निर्मली सुपौल जिला छी जे ओइ समय सहरसा छल।

विज्ञानक विद्यार्थीक रूपमे हीराननक प्रवेश निर्मली कौलेजमे भेल। घरसँ अढ़ाइ कोसपर कौलेज...।

हीरानन जखन हाइये स्कूलमे छल तखने बिआह सेहो नेपालक सप्तरी जिलामे भऽ गेल छेलइ। ओना, जइ इलाकामे हीराननक बिआह भेल ओ पहिने भारतेक सटल राज्य छल। जेकरा मिथिला राज्य कहल जाइए। ओना, ओहू समयमे आ अखनो किछु लोकक मनक धारणा

एहेन छैन्हे जे सम्पैतसँ अधिक महत शिक्षाकेँ दइ छैथ आ किछु लोकक एहेन धारणा छैन्हे जे सम्पैतकेँ अधिक महत दइते छैथ। मध्यम श्रेणीक परिवार रहने दुनू द्दष्ट्रिसँ, शिक्षो आ सम्पैतोमे नीक परिवार हीराननक छेलैन्ह। तँए अपनासँ बीस सम्पैतियो आ शिक्षोबला परिवारमे हीराननक बिआह भेल। ओना, मध्यमो आ ऊँचो परिवारमे एकटा जबरदस रोग प्रवेश कइये चुकल छल जइसँ स्वस्थ मनुखक निर्माणमे बाधा भेल। माने ई जे श्रमहीनता बढ़ल। नोकर-चाकर, जन-बोनिहारक हाथे खेतीसँ परिवार धरिक काज लेने रोग बढ़बे कएल।

बी.एस-सी. करैसँ पहिने हीरानन एम.एस-सी. करैक हिम्मत (साहस) तँ हारि चुकल छल मुदा एते मनमे आशा रहबे करै जे हाइ स्कूलमे सांइस टीचर बनबे करब। मुदा से भेलै नहि।

तैबीच पिताक मृत्यु माने कल्याण कक्काक, सेहो भऽ गेलैन आ परिवारमे तीनू भाँइक बीच भिनौजी सेहो भऽ गेलइ। दस बीघाबला किसान परिवारक हीरानन, साढ़े तीन बीघाबला भऽ गेल। हीरानन अपना हाथे कहियो खेती-बाड़ीक कोनो काज केने नहि, जन-बोनिहारक हाथे काज होइत आबि रहल छल, तैसंग जहिना हीराननक अपन जीवन-स्तर कौलेजिया विद्यार्थीक बनि गेल छेलै तहिना पत्नीक मनमे सेहो रंग-रंगक कामना छेलैन्हे। दुनू परानीमे किनको ओहन ऊहि नहि जागल छल जे मनुखक बुधि आ ओकर काजपर नजैर जाइत। गोबर-माटिसँ नीपल-पोतल जकाँ देखा-देखी समाजो आ परिवारोक सीख-लीख पकैड़ चलि रहल छल। तैपर मिथिलांचलक किसानक जिनगीक दुर्भाग्य रहल जे मौनसुन आधारित जिनगी रहल। जे कहियो बाढ़िक चपेटमे तँ कहियो रौदीक चपेटमे पड़ैत आबि रहल अछि।

एक बाढ़ि आ एक रौदीक माने साल भरिक रौदी, तहिना एक बाढ़िक माने ओहन बाढ़ि जइमे साल भरिक उपजा प्रभावित होइए, प्रभाव पाँच बर्ख धरि परिवारकेँ प्रभावित करैए। माने ई जे एक सालक

नोकसानकेँ पुरबैमे पाँच बर्ख लगि जाइए, तखन ओ पूर्ववत अवस्थामे अबैए। मुदा तइ बीच ईहो समस्या तँ अछिए जे पाँच बर्खक सुभ्यस्त (खुशहालीक) समय हएत तखन ने, जँ दोहरा गेल वा दोसर-तेसर साल फेर ओहन समस्या आबि गेल तखन तँ समस्या आरो जटिल भइये गेल।

ओना, एक सालक बाढ़ि-रौदीक चर्च भेल मुदा बाढ़ियो-रौदीक की कोनो आड़ि-धुर, सीमा-सरहद अछि, जे एतबे हएत। ओकरो रूप तँ साधारणसँ बिकराल धरिक अछि। माने छोट-बाढ़िसँ जहिना साल भरिक फसिल प्रभावित होइए तहिना एहनो बाढ़िक रूप तँ अछिए जे घरो-दुआर खसबै-दहबैए आ गाम देने धारो फोरि दइए। तहिना रौदियोक अछि। छोट रौदी भेने सालक उपजा जरैए आ नमहर भेने पोखैरो-झाँखैर सुखबैए आ गाछो-बिरीछ सुखैबते अछि।

समय बीतल। दुनू परानी हीरानन पचपन बर्ख टपला पछाइत बचपन दिस देखब शुरू केलैन। परिवारमे तीन सन्तान छैन। दू बेटी आ एक बेटा। जेठ बेटी, माझिल बेटा आ छोट बेटी छैन। जेठ बेटी बिआह करै-जोकर भऽ गेलैन। बेटा सेहो हायर सेकेण्ड्री पास कऽ लेलकैन आ छोट बेटी आठमामे पढ़ि रहल छैन।

दस बजेक समय। खेतसँ हीरानन आबि दरबज्जाक चौकीपर बैसला। हीयहारिणी सेहो आँगनसँ निकैल दरबज्जापर एली तँ पतिकेँ चौकीपर बैसल देखलैन। सहैट कऽ पतिक लग आबि बजली-

“मन बड़ खसल अछि?”

अपन परिवारिक स्थितिक बीच हीराननक मन बिचैड़ रहल छेलैन, जइसँ चेहराक ऊपरका सुर्खी मलिन भऽ गेल छेलैन। हीरानन बजला-

“मनेटा नहि परिवारो खसि रहल अछि..!”

ओना, हीरानन अपना विचारे माने पढ़ल-लिखल लोक जकाँ बाजल छला, मुदा पत्नी से नइ छथिन। साधारण नाओं-गाओं लिखै-पढ़ै

धरिक ज्ञान छैन। मुदा दुनूकेँ पचपन बर्खक जिनगीक अनुभव, एकटा नव रूपमे ज्ञानकेँ जगाइये देने छैन। हीयहारिणी बजली-

"से की?"

हीरानन बजला-

"आइ बुझि पड़ि रहल अछि जे आब जीब कठिन अछि।"

'जीब कठिन अछि' सुनि हीयहारिणी चौंकैत बजली-

"से की?"

नमहर साँस छोड़ैत हीरानन बजला-

"सुनीता बिआह करै-जोकर भऽ गेल जे अहूँ कहै छी, आ समाजोक लोक कहै छैथ आ करो-कुटुम कहिते छैथ।"

हीयहारिणी बजली-

"से तँ भइये गेल अछि।"

हीरानन-

"अपनो आँखि अछि, अपनो देखै छी। मुदा सोझे देखने थोड़े हएत। जे परिवेश बनि गेल अछि आ जे परिवार अछि तइमे दस लाखक काज भेल। तैसंग सुधीर  सेहो कहैए जे एम.बी.ए.मे नाओं लिखाएब। केना पार लागत। लऽ दऽ कऽ साढ़े तीन बीघा खेत अछि। ओकरो मूल्य कमिये गेल अछि। किसान जगैत तखन ने किसानी जिनगी जगैत जइसँ खेतक मोल बढ़ैत, से तँ भेल नहि..!"

हीयहारिणी-

"तखन?"

हीरानन-

"तखन की, पाछू उनैट तकै छी तँ बुझि पड़ैए जे जिनगीए जेना हेरा गेल।"

पतिक बात सुनि हीयहारिणी किछु बजली नहि, मुदा जहिना सूर्यास्तक पछाइत अकासमे रंग-रंगक तरेगन उगए लगैए तहिना दुनूक मनमे रंग-रंगक विचार उठए लगलैन। जइसँ दुनूक मन अन्हार राति जकाँ सियाह होइत कारी-सियाह भऽ गेलैन।

❑ साभार : सुभिमानी जिनगी

# करिछौंह मुँह

बरखा मौसम अबैसँ पहिने हल्ला भऽ गेल जे ऐ बेरक समय रौदियाह हएत। माने भेल जे उचितसँ कम बरखा हएत। केते कम हएत से तँ समय कहत। ओना, पतराबला सबहक विचार अलग छैन। हुनका सबहक विचारे अस्सी बिसबा पानि हएत। जइसँ धनमण्डल हएत। मुदा रेडियो टी.बी.सँ तेते हल्ला भेल जे पतराबला सबहक विचार दबि गेलैन। दबबो केना ने करितैन, एक तँ एक-आध पतरा देखनिहार गामे-गाम छैथ, तैपर मुँहक बोल मशीनक आगू केना बढ़त।

पनरह दिनक बरखा गामे उजाड़ि कऽ देलक। बाधक-बाध डुमि गेल। तहूमे भादोक डुमल। अहुना कहबी छै जे भादव धोइ किछ-किछ होय। सेहो पानिसँ ऊपर हएत तखन ने। जँ पानिक तरमे रहत तँ गलबे करत किने। बाध दिस टहलैले पनरह दिनसँ नै गेल छेलौं। जेबो केना करितौं टहलैए बेर बरखा हुअ लगै छेलइ। मुदा सोलहम दिन उगरास केलक। रौद भेल। रौद देख दछिनबरिया बाध दिस विदा भेलौं।

अपना टोलसँ निकैलते दोसर टोलक मुहेँपर गेलौं आकि सुवधी काकीक घर टगल देखलिऐ। चोंगरा सभ लागल रहइ। ओसाराक टाट खसल रहइ। रस्तेपर सँ हिया कऽ देखैत रही आकि सुवधी काकीपर नजैर पड़ल। आगू दिस ओहो बढ़ली आ हमहूँ बढ़लौं। घरक कोनचर लग

पहुँचते सुबधी काकीक चेहरापर आँखि पड़ल। करिछौन मुँह देख पुछलयैन-

“काकी, कहिया घरक ओसारी खसल?”

‘ओसारी खसब’ सुनि सुबधी काकीकेँ बुकौर लैग गेलैन। बजली-

“बौआ, अपन जान तँ बँचि गेल मुदा तीन मासक छागरक टाँग टुटि गेल। मनमे छेलए जे दसमीमे कहुना तँ दू हजारक चीज हएत। से बिलैट गेल।”

हम पुछलयैन-

“काकी, बिलैट केना गेल, देखै छी छागर जीविते अछि।”

काकी बजली-

“ओसारीक टाट तेना खसल जे छागरक टाँगे टुटि गेल। अवाह छागर थोड़े कियो चढ़बैले लेत।”

ई गप सुनि अपनो बुझाएल जे ठीके कहै छैथ...। मुदा किछु तँ बैजतौं, कहलयैन-

“अपन जान आ बकरीक जान बँचल तँ आगू केते छागर हएत, तइले दुख किए करै छी।”

काकी बजली-

“एकेटा दुख नै ने अछि, आमद चैल गेल, आ खरचा बढ़ि गेल। घर दुरुस ओहिना हएत। बिना बोइनक के घर मरम्मत करि देत।”

❑ साभार : लजबिजी

# कियो ने पुछैए

एकतीस साल नोकरी केलाक बाद रामानन्द भाय घुमि कऽ गाम एला। एकतीस सालक बीच ए.एस.पी. सँ लऽ कऽ चारि मास आइ.जी.क पद सेहो सुशोभित केने छला। तैबीच ऑफिसक कर्मचारी जरूर बुझैन जे खिशियाह अफसर छैथ तँए काजमे कोताही केने बिगड़बो करता आ भऽ सकैए जे लाल कलम चला देता तँ नोकरियोमे जड़ब हेबे करत। किछु गोरे इमानदार सेहो बुझिते छेलैन। पचीस दिसम्बरकेँ रामानन्द भाय सेवा निवृत्त भेला आ अपन पेंशनक सभ काज सम्हारि दस जनवरीकेँ डेराक सभ वस्तु जात नेने पत्नीक संग गाम आबि गेला। तेसर दिन माने बारह जनवरीकेँ, भिनसुरका चाह पीब रामानन्द भाय अपन ऐगला जिनगीक विषयमे गौर करए लगला। तही बीच पत्नी-सुलेखा सेहो कोठरीसँ निकैल दरबज्जापर पहुँचली। पत्नीपर नजैर पड़िते रामानन्द भाय बजला-

“गामक कियो ने पूछ करैए..!”

ओना, सुलेखाक जे बीतल जिनगी छेलैन ओ तँ अफसर परिवारक रहैन तँए कोनो बात वा कोनो बेवहारकेँ देखै-बुझैक तरीका अप्पन बनि गेल छेलैन। जइ अनुकूल ओ बजली-

“अखन दुइये दिन एना भेल अछि तइमे केना ई बुझि गेलिऐ?”

अपन समझसँ सुलेखा बाजल छेली, मुदा सेवा निवृत्तिसँ पूर्वक विचार जिनगीक अनुकूल जहिना रहैए तहिना सेवा निवृत्तिक पछाइत मृत्युक सम्भावनासँ प्रभावित भेने जीवन-मृत्युक बीचक सम्भावनाक संक्रमण भेने अनुकूल विचार सेहो प्रभावित होइते अछि। जइसँ विचारमे किछु-ने-किछु संक्रमण होइते अछि। हेबो केना ने करत, जीता-जिनगी लोक दोसरक सहारा बनैए आ मृत्युक आगमन देख लोक दोसराक सहारा चाहिते अछि। तँए रामानन्द भाइक विचार पत्नीक विचारसँ सहमेलू नहि भऽ सहखेलू जकाँ बुझि पड़लैन। मुदा समस्या किछु हुअ आकि केहनो हुअ ओ तँ समस्याग्रस्त लोककेँ भोगै-विचारै पड़ैए।

रामानन्द भायकेँ पत्नीक विचारमे जे आसरस भेटक चाही से नइ भेटने मन थोड़ेक निरस जकाँ भइये गेलैन। मुदा जे विचार रामानन्द भाइक मनमे पनैप गेल छेलैन ओकर पेंपीकेँ ओतै रोकि, मनकेँ दोसर दिस बहटारैत बजला-

“जइ दिन गामसँ नोकरी करए विदा भेल रही ओ दिन आ आइ जखन नोकरी छुटला पछाइत गाम एलौं हेन तइमे केतेक अन्तर आबि गेल अछि से अनुमान करै छिऐ?”

पतिक बात सुनि सुलेखा थोड़ेक सिरसिरेली जरूर मुदा किछु लोकक एहेन सोभाव होइते अछि जे जहिना खुशी रहलापर बोली-वाणीक स्वर रहल तहिना नाखुशी भेलापर सेहो ओहिना रहल। सुलेखो तहिना अपन मुँह बन्न कऽ लेली, किछु बजली नहि। भऽ सकैए जे मने-मन गुड़-चाउर फाँकए लगल होइथ।

लक्ष्मणपुर गाममे पहिल-पहिल आइ.पी.एस. रामानन्द भाय भेला। ओना, पढ़ै-लिखैक खियालसँ लक्ष्मणपुर बहुत पछुआएल अछि। सोल्होअना बिनु पढ़ल-लिखल गाम नहियेँ अछि मुदा जनसंख्याक चौथाइयोसँ कम जरूरे अछि। पनरह-सँ-बीस प्रतिशत साक्षर पुरुख वर्ग

आ दू-सँ-पाँच प्रतिशत महिला वर्ग साक्षर अछि। रामानन्द भाय विद्यार्थीए जीवनमे लक्ष्मणपुरक वातावरणसँ अलग भऽ मात्रिकक वातावरणमे जा पढ़ला, बढ़ला आ पालल-पोसल गेला, जैठाम पढ़ाइ-लिखाइक औसत अधिक अछि आ तहूमे खासकए रामानन्द भाइक मामा-नानाक परिवार तँ आरो बेसी अगुआएल छेलैन। रामानन्द भाइक मामाक परिवारमे ई सातम पीढ़ी चलि रहल छैन जे पढ़ै-लिखैक धारासँ नीक जकाँ जुड़ल अछि। माने अक्षर-बोध आ अध्ययन बोधक सातम पीढ़ीक नम्बरपर रामानन्द भाइक मामा सभ भेलखिन। मामक चारि भाँइक भैयारी छैन। जे चारू चारि दिशाक अध्ययेता। किएक तँ हुनक पिता- रघुनन्दन बाबाक अपन खास सोच रहैन। रघुनन्दन बाबाक अपन खास सोच परिवारक खियालसँ रहल होनि वा समाजक जरूरतक खियालसँ जे चारू बेटा– रूपलाल, भूपलाल, दुखलाल आ सुखलाल–केँ चारि दिशाक अध्ययन दिस झुकौलैन, जइसँ एकटा बेटा किसानी ज्ञान, दोसर मशीनी ज्ञान, तेसर चिकित्सा आ चारिम वकालत दिस बढ़ला। किछु दिनक पछाइत चारिम बेटा- सुखलाल जिला जज बनला। वएह वातावरण रामानन्दकेँ भेटल छेलैन जइसँ आइ.पी.एस. बनला। ओना, लक्ष्मणपुरक अपन धरतीक उपज, माने शिक्षाक दौरमे एक गोरे मैट्रिक पास करि कोसी प्रोजेक्टक किरानी, दोसर मैट्रिक पास लोअर प्राइमरी विद्यालयमे शिक्षा मित्र आ तेसर बेकती बी.ए. पास केला पछाइत बेरोजगारे रहि गेल। वएह कलकत्तासँ दिल्ली तक घुमि-फीरि नोकरी नइ भेने सठिया-कठिया कऽ बी.एल.मे नाओं लिखौलक आ वकील बनि झंझारपुर कोर्टमे कार्यरत अछि। बाँकी गामक लोक छोट-मोट बेपारक संग खेती-गिरहस्ती करैए। तँए की गाममे सम्पन्नता नहि अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। झोरे छाप डॉक्टर किए ने हुअए मुदा लक्ष्मणपुरक डॉक्टर तँ वएह छी किने। जेकरा काजमे समाजक बिसवास छइ। भगवान रच्छ रखथुन लक्ष्मणपुरवासीकेँ जे टाटा हॉस्पीटल बम्बई आ

आयुर्वेद संस्थान दिल्लीक मुँह नहि देखए पड़इ। कियो सुखे थोड़े जाइए। दमकल-बोरिंगसँ लऽ कऽ ट्रेक्टर धरिक मिस्त्री, बिजलीक मैकेनिकक संग मोबाइलक मैकेनिक सेहो लक्ष्मणपुरमे अछिए। तौला-कराही बनबैबला माने बरतन-बासनक सृजनकर्त्ताक रूपमे कुम्हार-पण्डित सेहो अछिए। दुर्गा स्थानक दुर्गा माताक संग ब्रह्म स्थानक रेमन्तक संग घोड़ो गढ़बे करैए। तहिना केबाड़-चौकैठक संग चौकी आ सजल-धजन पलंग धरिक सृजेता कर्मकार कलाकार लक्ष्मणपुरमे नहि अछि सेहो केना नइ कहल जाए। तहिना काँच-कड़चीसँ काँच बाँसक फुलडालीसँ लऽ कऽ पनडालीक संग पतडालीक अतिरिक्त डाला-धनडाला तकक निर्माणकर्त्ता नइ अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। जइ गाममे सभ कथुक सम्पन्नता रहत तइ गामकेँ जँ सम्पन्न नइ कहबै तँ ओइ गामक तौहीनक संग बेइमानी सेहो भेबे कएल किने। मुदा से बात नहि, गौंओं आ अनगौंओं सभ लक्ष्मणपुरकेँ सम्पन्न समाज मानिते अछि। जँ से नइ मानैत अछि तँ कियो अनगौंआँ किए अपन बेटी-बेटाक संग भाइयो-बहिनक बिआह लक्ष्मणपुरमे करैए। किनका मनमे एहेन इच्छा नइ रहै छैन जे अपन बहिन वा बेटीक जिनगी नीक जकाँ नहि चलए। ओना, जिनगियो-जिनगीमे अन्तर होइते अछि। एक्के गाममे एक परिवारक जिनगी खाइ-पीबैसँ लऽ कऽ कपड़ा-लत्ता, घर-दुआरिक संग पढ़ै-लिखै तक सम्पन्न रहैए आ ओहीठाम माने बगलेमे, दोसरकेँ केकरो पढ़ै-लिखैक खर्च नइ जुटै छै तँ केकरो रहैक नीक घर नहि छइ। तहिना केकरो कपड़ा-लत्ताक अभाव अछि तँ केकरो खेबा-पीबाक। मुदा किछु अछि, गाम तँ सबहक छिऐन्हे। सभकेँ अपन-अपन अधिकारो आ कर्तव्यो छैन्हे। तइमे जे जेहेन विचारक छैथ ओ ओइ अनुकूल अपन परिवारक सिरजनो-प्रतिपाल करै छैथ आ नष्टो-संहार करिते छैथ।

आइसँ बतीस बर्ख पूर्व रामानन्द भाय जखन आइ.पी.एस. कम्पीट केलैन तँ गामक जेते बुझै-सुझैबला लोक छला सभ खुशीसँ झूमि उठल

छला। किनको झुमैक खुशी छेलैन जे गाम समाजक लोक उठि कऽ सत्ता तक पहुँचला, तँ किनको खुशी जे गाममे कोनो भीड़-कुभीड़ पड़त तेकर रक्षक गोबरधन धारी कृष्ण जकाँ अवतार लइये लेलैन। किनको मनमे खुशी ऐ दुआरे रहैन जे देखा-देखी दुनियाँ चलैए, जखने एक गोरे धरतीसँ उठि अकास छुबि लेलैन तखने दोसरो-तेसरो छुबे करत। आ किनको मनमे ई आशा छेलैन जे बिनु पढ़ल-लिखलकेँ ने नोकरी नइ भेटैए आकि नइ भेटत मुदा ओइ संग पढ़लो-लिखल जे टौआएल फिरैए कमसँ कम आब ओकरा सबहक बेरा पार हेबे करत। जखन एते पैघ डिग्री रामानन्द भाय हाँसिल केलैन तखने ने पैघ पदक प्राप्ति सेहो हेबे करतैन जइसँ दबल-कुचललकेँ लाभ हेबे करत।

रामानन्द भाइक पिता जनकनन्द साधारण पाँच बीघा जोत जमीनक गिरहस्थ, जिनका अपन होश-हवास एते नहि जे रामानन्द भाइक पदक गरिमाकेँ बुझितैथ मुदा सासुरक जे परिवार रहैन ओइसँ किछु-ने-किछु अंकैत तँ जरूर छेलाहे। बेटाक डिग्रीक खुशीमे समाजे नाचि उठल छल जइसँ जनकनन्द सेहो झूमि उठला। बेटाक प्रतिष्ठाक खुशीमे जनकनन्द समाजक संग कुटुम्बो-परिवारकेँ भोज खुएबाक विचार मनमे रोपि लेलैन।

ट्रेनिंग सम्पन्न केला पछाइत रामानन्द भाय गाम एला। परसू जुआइन करए जेता। बीचमे काल्हि भरि समय अछि। जनकनन्दकेँ भोज करैक अवसर भेटलैन। ओना, रामानन्द भाय पनरह दिन पहिनहि अपन कार्यक्रमक जानकारी पिताकेँ दए देने रहैन। भोजो तँ भोज छी, अपन-अपन गुण-धर्म तँ ओकरो छइहे। बिआहक भोज बरियातीक भोज भेल जइमे दू समाजक बीच मनुख-मनुखक कान्हक मिलानीक संग लड़का-लड़कीक बिआह होइत अछि। तँए ऐ भोजमे रस्सा-कस्सी सोभाविक अछि, जइसँ खेबा-पीबाक ओहन रूप पकड़बे करत। किए ने लोक (बरियाती) बाजत जे जहिना अँठियाहा रसगुल्ला छल तहिना लालमोहनो

आ डलनामे सेहो डलडेक छौंक पड़ल छेलइ। मुदा ओहीठाम श्राधक भोजक महात्म बदैल जाइए। बदलबो केना ने करत, जैठाम मृत-आत्माकेँ स्वर्ग-नर्कक भागी बनैक प्रश्न अछि तैठामक पंच जँ भोजमे तीमन-तरकारीक परिचय करए लगत तखन अनेरे ने भोजखौक सभ भेल-गेलमे ओइ आत्माकेँ नर्क पठौत। मुदा जनकनन्दक भोज तँ से छेलैन नहि, ओ तँ रामानन्द भायकेँ शुभकामनाक छेलैन। तँए ऐठाम जँ भोज खाइबला शुभकामना छोड़ि अड़कच-बथुआ बाजत से की लक्ष्मणपुरक लोक बेकूफ अछि। एते खुशी तँ सबहक मनमे छेलैन्हे जे गामक धरतीसँ अकास टेकै धरिक खाम्ही गाममे बनि ठाढ़ भेला अछि।

तेसर दिन चारि बजे रामानन्द गामसँ विदा हेता। दुपहरक पछातियेसँ समाजक एका-एकी लोक शुभकामनाक संग रामानन्दकेँ अरियातै-ले आबए लगला। ओना, काजुल लोक जँ चारि बजे यात्रा करता तँ ओइसँ पनरह मिनट पहिने तैयारी करैमे लगता आ समयसँ पाँच मिनट पहिने पहुँचैक परियास करता, मुदा अकाजुल तँ बेरक चारि बजेक यात्रा-ले भोरेसँ सिंगार-पेटार नहि करत तँ ओकरा-ले ओ यात्राक सगुन की भेल। मुदा से नहि, रामानन्द भाय ट्रेनिंग कऽ चुकल छला, काज करैक ढंगमे नवपन आबि गेल छेलैन। दुपहरक पछातियेसँ समाजक शुभेझुकेँ देख-देख अपन यात्रा मन पड़ए लगलैन। मुदा ओ तँ चारि बजे हएत। तँए खुला देहक संग रामानन्द अपन शुभचिन्तकक शुभकामना ग्रहण कऽ रहल छला। समाजो तँ समाज छी, जखन बेटियोकेँ लोक धान, हरदी आ दूभिक खोंइछ भरि विदा करैत तखन बेटा तँ सहजे बेटा छी, तहूमे ओहन बेटा जे धरतीसँ उठि अकासक सोंगर बनि ठाढ़ अछि, तँए कियो नववस्त्र तँ कियो बटखरचा, भाड़ा लेल नगद-नारायण सेहो अरपनक संग अर्पित कइये रहल छेलैन।

घरसँ निकलैकाल रामानन्द भाय घर-जनसँ लऽ कऽ गाम-जन तक शुभेक्षुक रूपमे देख रहला अछि। सबहक सेवा सबहक कल्याण मनमे

नाचि रहल छेलैन। सीमा टपबैत जहिना रामकेँ अयोध्यावासी अरियातलकैन तहिना रामानन्द भायकेँ लक्ष्मणपुरवासी अपन गामक सीमान धरि अरियाइत देने रहैन।

पान खेला पछाइत रामानन्द भाय पत्नीकेँ सोर पाड़लैन। ओना, सुलेखाक मन भीतरे-भीतर थौआ भऽ गेल रहैन, मुदा पदक अन्तिम सीढ़ीक रोब तँ अर्द्धमृतो जीवित छेलैन्हे। लगमे अबिते सुलेखा बजली-

"किए एना डकबाहि केलौं?"

पत्नीक शब्दक स्वाद जेना रामानन्द भायकेँ कड़ुआएल बुझि पड़लैन मुदा जहिना चढ़न्त धारक वेग आ उतरन्त धारक वेगक गति बदैल जाइ छै तहिना रामानन्द भायकेँ हुअ लगलैन। मुदा एकटा नमहर जिनगीक भुक्त भोग तँ बनियेँ गेल छला तँए सोचैयो-विचारैक आ बुझबो-सुझबोक नजैर तँ बनियेँ गेल छेलैन। बजला-

"दुनियाँमे हमरा-ले अहाँ सँ लगक दोसर कियो ने अछि, तँए अहाँकेँ एकटा बात कहए चाहै छी।"

दर-दरसँ गुजरल रामानन्द भाइक मन अनुभूतिक संग अनुभव कऽ नेने छेलैन जे जिगनीमे चूक जरूर भेल, जँ से नहि भेल तँ एकतीस बर्ख पूर्वक समाज आइ किए कुद-रूप चेहरा देख भटैक गेल? पतिक कल्पित भाव बुझि सुलेखा अपन गुरुत्वक भाव जगबैत पुछलकैन-

"की कहए चाहै छी?"

विस्मित होइत रामानन्द भाय बजला- "पदक मदमे समाजक संग भारी चूक भेल!"

सुलेखा बजली- "की चूक भेल?"

रामानन्द भाय बजला- "मन बोझिल अछि, काल्हि कहब।"

❑ साभार : गपक पियाहुल लोक

# अँगनेमे हेरा गेलौं

कमला धारक छहर टुटने अपना गामकेँ के कहए जे समुच्चा इलाकामे बाढ़ि पसैर गेल। पोखैर-झाँखैरसँ लऽ कऽ गाछी-बिरछी धरि समुद्र जकाँ एक रंग भऽ गेल। रस्ता-पेरा बन्न भेने अपनो आ गामोक लोककेँ चौ-अन्नीसँ बत्तीस-अन्नी धरि बैसारी भऽ गेल। बैसारीमे गामक साहित्य प्रेमी सबहक विचार भेलैन जे अखन साहित्य सृजनक अनुकूल परिस्थिति अछि तँए साहित्यिक आयोजन गाममे हुअए। रस्ता-पेरा खुजल रहने ने बहबाड़ि जकाँ करैए, मुदा से तँ बढ़िसँ घेराएल अछि, तँए एकमुहरी युवजनक विचार भऽ गेल।

साहित्यिक आजोयजनक बीच कथा पाठ आ ओकर समीक्षाक विचार ताँइ होइत पनरह तारीकक दिन निर्धारित भऽ गेल, जेकरा आइ सात दिन बाँकी छइ।

कोनो गाम आकि कोनो समाजमे नव काज भेने गामो आ समाजोक सभ किछु नव-नव रूप धारण करऽ लगैए जइसँ गामो नव आ समाजो नव देखैमे आबिये जाइए।

छह दिन बीतल, सातम दिन आइ छी। आइए तीन बजे अपराहणसँ कार्यक्रम अछि। रंग-रंगक कथाकार एकठाम बैस कथो

सुनौता आ अपनो सुनता आ तैपर समीक्षा केनिहार समीक्षा करता। नवान पाबैन जकाँ नवको अन्न आ पुरनो अन्न अग्नि-आहूत हेबे करत।

गामक जे पुरान लिखबैया छैथ आ गाम-समाजमे साहित्यिक मंच नइ बनने मंचपर कथा वाचैक अवसर नइ भेटलैन हुनको तँ अवसर भेटबे करतैन। संगे जे नवतुरिया नानी-दादीक खिस्सा कागजपर कलमसँ लिखि तैयार करत ओहू नवतुरियाकेँ तँ मंच भेटबे करत, तँए पढ़ल-लिखल समाजमे आरो बेसी खुशी।

अपन बिआहक मरबा देख जहिना बर-कन्याकेँ खुशी होइत तहिना रंगर मंच सजल आ सभ रंगक बेवस्था देख सभ साहित्य प्रेमीकेँ खुशी भेलैन। जे साहित्यिक प्रति पगला गेल छैथ सेहो पहुँचला, आ जे भाड़ा-किराया-फीस लऽ मंचपर जाइ-अबै छैथ, सेहो पहुँचला। तहूमे बाढ़िक समए, मोटबरे ब्लौकेसँ राशनक उठाव भऽ गेल। तँए आमदनियोँक चकचकी रहबे करैन।

गोल-मोल मंच सजल जेकर ऐगला पतियानीमे अपनो बैसल रही। भाषासँ प्रेम रहने साहित्योसँ कनी-मनी लगाव अछिए। से जँ नइ राखब तँ शब्दक ऑपरेशन करैक अपन रोजगारे बन्न भऽ जाएत, कारखाना जकाँ कच्चे मालक अभाव भऽ जाएत...।

..माने ई जे पारा मेडिकल जकाँ कथाक भाषेटा केँ ऑपरेशन करैक लूरि सीखि डॉक्टर छी। तँए मजबूरियो अछि, दूटा बातो सुनि कथेकारक लागि-भागिमे सटल रहै छी, सटल की रहै छी जे सटाएल रहै छी।

गामक कथाकारकेँ पहिल समैयक अवसर कथा-पाठ करैक भेटल। दिनेश भाय, कथा वाचन शुरू केलैन, सोझहा-सोझहीमे हमहीं पड़ैत रहिऐन, तँए हमरे दिस ताकि-ताकि कथा वाचन केलैन। एक तँ गौंआँ तहूमे परिवारसँ जुड़ल, केना नइ दिनेश भायकेँ हमर अपेक्षा

होइतैन। कियो बाहरक होथु आकि गामेक आन टोलक, तिनकासँ तँ हम लग छेलिऐन। मुदा संजोग कहू कि दुर्जोग भाषाक ताकमे शीर्षकेमे हम हेरा गेलौं। शीर्षकेक ऑपरेशन करैमे बुधि, विवेक, मन, नजैर सभ समटा कऽ ऑपरेशनक पाछू लगि गेल। आँखि तँ दिनेश भाइक आँखिसँ मिलैत रहल मुदा शीर्षकेक शब्दमे तेना घुरिया गेलौं जे कानसँ धियान हटि गेल।

समीक्षकक बीच समीक्षा शुरू भेल। पहिल समीक्षक दुतकारि देने छेलैन दिनेश भाइक कथाकेँ। दोसर कनी सम्हारलकैन मुदा तैयो वे-सम्हारे बुझि पड़ैत रहैन। तेसर नम्बरक समीक्षक हम रही। कथा तँ सुनलौं नइ, की समीक्षा करब! ठाढ़ होइत बजलौं-

“दिनेश भाय, अखनो धरि अहाँ-कथाक शीर्षकक भाँज नइ लगल, से कनी आबो फरिछा दिअ।”

अपना विचारे दिनेश भाइक कथाक जड़िकेँ हम तर तक रोपैक कोशिश करैत बाजल रही। मुदा दिनेश भाइक मन खटमिट्ठी जकाँ रहैन।

गुम्हैर कऽ बजला- “बड़ समीक्षक बनै छैथ!”

दिनेश भाइक मन रूष्ट बुझि पड़ल। तँए कनी पाछू हटैत चुपे ऐ आशामे रहलौं जे दिनेश भाइक तामस कमलैन कि ओहिना छैन, आकि आरो चढ़ि गेलैन। से दोहरा कऽ किछु बजता तखने बुझब।

हमरासँ पहिलुका समीक्षकक समीक्षा मनकेँ घोर बना घोड़ैत रहैन जइसँ तामस कमितैन की जे आरो तेजे होइत गेलैन।

बजला- “एहेन रही ते आगूमे नइ बैसी। एकोरती तोरा आँखिमे पानि रहलह, ओहिना ओतेकाल आँखि चढ़ा आँखि मिलौने रहलह!”

अपन हारल रही कि हेराएल रही से निर्णये ने कऽ पबैत रही। दिनेश भाय मुहेँ-काने बोकिया देलैन, मुदा की करितौं। चुप-चाप सभटा घोंटैत अँगनेमे हेराएल रहलौं। ❑ साभार : मधुमाछी

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर
एगच्छा आमक गाछ
प्रीगर शत्रु
दहेजुआ गाए
गठूलाक गारि

गण्डा
अब-तब
झूठे
उजगी
जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू
नोकरिहारा
अनका बेर ओंघी
लगबे ने कएल
ओ दिन

पान पराग
फोंक मकड़
झकास
ठोररंगू
हकार

ओझरी
दोती बिआह
कचहरिया रोग
नटकिया गति
भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल
पछताबा
परिवारक प्रतिष्ठा
पागलखाना
खाए चाहैए

गामे उपैट गेल
खतियाएल घर
किछु ने फुरैए
तिलकोरक तरुआ
पटोर

बेटाक चलैत
उग्रघारा
बेटीक कुभेला
दोहरी हाक
खिलतोड़

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

जिगेसा
लेहाज
जानक मोल
समर्पण
स्तब्ध

भोरक झगड़ा
शालीनता
पान
पवनक विवेक
हरवाहि

समरथाइक भूत
समता
सुखाएल सूरत
खजाना
मौसी

कर्ज : 2
टुटल मनक जुटान
ऐंठ साड़ी
अस्तित्वक समाप्ति
जाति नहि पानि

विदाइ
कर्तव्यपरायन सुगा
निशाँ
दान-दैछना
माइक वचन

मथाहाथ
पाइक मोल
गंजन
नमहर फेरा
अपन काज

बेटपन
उमेद
एकोटा ने
कथनी नै करनी
मुसाइ पण्डित

घरवास
भूल
बत्तीसोअना
पुरनी भौजी
अर्द्धांगिनी

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेँच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेँमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भोँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकेँ फुसलबै छी

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्गूताक मद

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकिट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।






**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452